आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

(बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)

(वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोरिक गाथामे समाज ओ संस्कृति)

(वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- विद्यापति)

(वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- पद्य समीक्षा- बानगी)

(वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोक गाथा नृत्य नाटक संगीत)

(वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- यात्री)

(वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली रामायण)

(वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली उपन्यास)

(वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- शब्द विचार)

(तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास)

अनुलग्नक-१-२-३ अनुलग्नक- ४-५

(मैथिली आ दोसर पुबरिया भाषाक बीचमे सम्बन्ध (बांग्ला, असमिया आ ओड़िया) [यू.पी.एस.सी. सिलेबस, पत्र-१, भाग-"ए", क्रम-५])

[मैथिली आ हिन्दी/ बांग्ला/ भोजपुरी/ मगही/ संथाली- बिहार लोक सेवा आयोग (बी.पी.एस.सी.) केर सिविल सेवा परीक्षाक मैथिली (ऐच्छिक) विषय लेल]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01- गजेन्द्र ठाकुर

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02- गजेन्द्र ठाकुर

TEST SERIES-1- गजेन्द्र ठाकुर

TEST SERIES-2- गजेन्द्र ठाकुर

GS (Pre)

TOPIC 1 - गजेन्द्र ठाकुर

हमर अनूदित साहित्य

हमर जोर आन भाषासँ मैथिली अनुवादक बेशी रहल अछि ओना मैथिलीसँ अंग्रेजीमे हम सेहो अनुवाद केने छी। तकर पाछाँ हमर दूटा उद्देश्य अछि। पहिल जे ऐ सँ मैथिली समृद्ध हएत आ दोसर जखन हम अपन आ अनकर भाषाक साहित्य नै पढ़ब तँ आन किए पढ़त। नीचाँक पहिल लिंक सामान्य पाठ लेल अछि आ एतऽ मैथिलीमे अनूदित एकटा कथा आ किछु कविता अछि। दोसर लिंक ३५ टा बाल साहित्यक सचित्र पोथी अछि आ सायास द्विभाषिक (मैथिली-अंग्रेजी) राखल गेल अछि।

१

अनूदित साहित्य (आन भाषासँ)- गजेन्द्र ठाकुर
विदेह:सदेह २७ (गजेन्द्र ठाकुर आ रवि भूषण पाठकक आन भाषासँ अनूदित गद्य आ पद्य- अंक १-३५० सँ)
२

बाल साहित्य (अनुवाद- द्विभाषिक- मैथिली-अंग्रेजी)- गजेन्द्र ठाकुर

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| टोस्ट | बड़ीटा! कनियेटा! | एतऽ हम सभ रहै छी | भारतोल्लक राजकुमारी | भारतोल्लक राजकुमारी ( बिनु शब्दक) |
| वुयो | कच-कच कचाक | चुन्नू-मुन्नूक नहेनाइ | नेना जे बैलूनसँ डेरा इत छल | अद्भुत फिबोनाची अंक-शृंखला |
| हारू | अखन नै, अखन नै! | जन्मदिनक उत्सव भोज | मोट राजा पातर-दुब्बड़ कुकुड़ | बचिया जे अपन हँसी नै रोकि सकैत छलि |
| अंग्रेजी | हम सूंघि सकै छी | छोट लाल-टुहटुह डोरी | करू नीक, भोगू नीक | ई सभटा बिलाड़िक दोख अछि! |
| चोभा आम! | हमर टोलक बाट | जखन इकडू स्कूल गेल | माछी फेर आउ टाटा ! | अमाचीक जुलुम मशीन सभ |
| टिंग टोंग | पाउ-म्याऊ-वाह | कुकुड़क एकटा दिन | हमरा नीक लगैए | रीताक नव-स्कूलमे पहिल दिन |
| कनी हँसियौ ने! | लाल बरसाती | भूत-प्रेतक नाट्यशाला | आउ पएर गानी | कतऽ अछि ई अंक ५? |

मुन्ना जी हमरासँ साक्षात्कारमे पुछने छलाह जे उपलब्ध अछि विदेह:सदेह ३३ पृ. ४१५ पर ओकर किछु अंश दऽ रहल छी

मुन्नाजी:अहाँक मैथिली पत्रकारिताकेँ दूरि हेबासँ बचेबाक वा सत्यक खोजक कारणेँ गारि-गंजनक पछातियो एक स्टंपपर अड़ल रहबाक दृढ़ संकल्प कतेक दिन धरि निमहता हएत?

गजेन्द्र ठाकुर: कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक समर्पणमे हम लिखने रही-

पिताक सत्यकेँ लिबैत देखने रही स्थितप्रज्ञतामे

तहिये बुझने रही जे

त्याग नहि कएल होएत

रस्ता ई अछि जे जिदियाहवला।

आ ई पढ़ि गामक बहुत गोटे कानए लागल छलाह। हुनका सभकेँ बुझल छन्हि, मुदा अहाँकेँ हम यएह कहि सकै छी जे एकर निर्धारण भविष्य़ करत।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.२.लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज- जगदानन्द झा 'मनु'क बालकथा "माटिक बासन" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज केर अन्तर्गत पहिल खेपमे छल:-

http://videha.co.in/new_page_89.htm

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

दोसर खेपमे प्रस्तुत अछि:-

२. जगदानन्द झा 'मनु'क बालकथा "माटिक बासन" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी



लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज- जगदानन्द झा 'मनु'क बालकथा "माटिक बासन" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

माटिक बासन विदेह मे ई-प्रकाशित भेल आ संकलित भेल विदेह:सदेह

३२ (पृ. २-५) मे जे उपलब्ध अछि विदेह पेटारमे ऐ लिंकपर http://videha.co.in/new_page_89.htm

आब पहिने ऐ कथाक पुनर्पाठ करी:-

जगदानन्द झा 'मनु', ग्राम पोस्ट - हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

माटिक बासन

केदार प्रसाद गामक एकटा कुशल कुम्हार । माटिक बासन जेना घैल, ढाकन, मटकुरी बना अपन जीवन यापन करै छलाह । माटिक बासन बनेनाइ मात्र हुनक आजीवकाक साधन नहि भऽ कऽ हुनका लेल एकटा सुन्नर कारीगरी छल । अपन काज करैकाल ओ एना तनमय भऽ जाइ छलाह जेना एकटा भक्त अपन अराध्य देवताक ध्यानमे अपन तन-मनक सुधि बिसैर जाइत छैक । ओ अपन स्वयं-साधनासँ धिरे-धिरे छठि मैयाक सुन्नर व आकर्षित हाथी सेहो बनबए लगला । हुनकर बनाएल माटिक बासन आ छठिक हाथीक बड्ड प्रशंसा होइत छल।

धिरे-धिरे गामक परिवेश बदलए लागल । माटिक बासनक जगह स्टील आ आन-आन धातु लेबए लागल । केदार प्रसादजीक आमदनी कम होबए लगलन्हि मुदा ओ अपन काजक प्रति निष्ठा आ समर्पणक दुवारे कुम्हारक काज नहि छोड़ि पएला ।

हुनक सुन्नर सुशील बेटा बिभू नेन्नेसँ अपन पुस्तैनी काजमे माँजल । ई कहैमे कोनो संकोच नहि जे ओ अपन बाबूओ सँ बीसे । केदार प्रसादजी एहि गपकेँ नीकसँ बुझैत अपन होनहार पुतक गुणसँ मोने-मोन खुश छलाह आ चिंतित सेहो । चिंतित एहि दुवारे की कुम्हारक

काजक कि बर्तमान छैक आ कि भबिष्य हेतै से हुनका बुझल मुदा बिभूक हस्तकौशल देखि ओकरा एहि काजसँ बाहर केनाइ उचित नहि बुझलाह । बिभू सेहो इस्कूल पढ़ाइक संगे-संग अपन बाबूक सभटा गुणकेँ अंगीकार केने गेल । अपन बाबूक छठिक हाथीसँ आगू बढ़ि ओ मूर्तिकलामे अपन हस्तकौशलक उपयोग करै लागल । ओकर बनाएल मूर्तिक चर्चा गाम भरिमे होबए लगलै। जतए ओकर बाबूक बनाएल छठिक हाथीकेँ एगारह टाका भेटन्हि ओतए ओकर बनाएल छोट-छोट कनियाँ- पुतड़ा सभकेँ सय-सबासय टाका भेटअ लगलै । बिभू अपन बाबूक देख-रेखमे मूर्तिकलामे दिनो- दिन आगू बढ़ए लागल । आब ओकर बनाएल माए सरोस्वती, कृष्णाष्टमी, विश्वकर्मा पूजाक मूर्तिक माँग चारूकातक बीस गाम तक होबए लगलै मुदा बिभूक बाबू तैयो ओकर बनाएल मूर्तिमे कोनो ने कोनो दोख निकालि आ ओकरा अओर बेसी नीक मूर्ति बनाबैक प्रेरणा देथिन । बिभू सेहो हुनक गपकेँ मन्त्र मानि आगू आरो नीक मूर्ति बनाबएमे लागि जाए।

बिभू दसम वर्गक बाद इस्कूली पढ़ाइ छोड़ि पूर्णतः मूर्तिकलामे अपनाकेँ समर्पित कए लेलक । अठारहम बरखक पूर्ण बुझनूक भऽ गेल, आब ओकरा नीक बेजाएक ज्ञान भऽ गेलै । ओकर मूर्तिक प्रशंसा आब गाम नहि, जिला नहि राज स्तरपर होबै लगलै । आब तँ ओकर बनाएल एक-एकटा मूर्तिकेँ दू-दू तिन-तिन हजार टाका भेटए लगलै । मुदा ओकर बाबू एखनो ओकर मूर्तिमे कोनो ने कोनो दोख निकालि ओकरा आर सुन्नर मूर्ति बनाबैक निर्देश देथिन । पहिले बिभू हुनक गपकेँ मन्त्र मानि कमी दूर करैक चेष्टामे लागि जाइ छल मुदा आब हुनक गपसँ ओकर मोन कतौ-ने-कतौ आहत होइत छलै । मुदा बिरोध करैक सहास नहि, तेँ मोनकेँ मारि हुनक बताएल निर्देशमे लागि जाइ छल ।

जेना-तेना काज आगू बढ़ैत रहल आ ओकर बनाएल गेल मूर्तिक चर्चा आब राजक सीमासँ निकैल बाहर दस्तक देबए लगलै । राजसरकारकेँ गृहमंत्रालयसँ बिभूकेँ पत्र एलै जाहिमे ओकर बनाएल गेल मुर्तिकेँ अखिल भारतीय मूर्ति प्रदर्शनीमे राखक व्यवस्था कएल गेल रहैक । सभटा खर्चा राजसरकारक आ विजेताकेँ देशक सर्वश्रेष्ट मूर्तिकारक सम्मानक संगे-संग एक लाख टाकाक नगद इनाम सेहो। ई पत्र पाबि बिभूकेँ बड़ड प्रसन्ता भेलै । सभसँ पहिले दौड़ल-दौड़ल अपन बाबूकेँ एहि गपक सुचना देलक । केदार प्रसादजी सेहो बड़ड प्रसन्य भेलाह हुनकर जीवन भरिकेँ मेहनत रंग लाबि रहल छल । बिभू राति-राति भरि जागि-जागि कए अपन मार्गदर्शक गुरु बाबू संगे लागि गेल ।

एकसँ एक नीक-नीक मूर्ति बनेलक मुदा केदार प्रसादजी सभ मूर्तिमे कोनो ने कोनो कमी निकाइले देथिन । केदार प्रसादजीक बताएल कमीकेँ दूर करैकेँ बदला बिभूक मोनमे आब नकारात्मक प्रवृति घर करए लगले । हुनक बताएल कमीपर आब ओ सबाल-जबाब करए लागल । काइल्ह प्रतियोगता लेल मूर्ति भेजैक अंतिम दिन आ आइ बिभू अपन बनाएल मूर्ति सभमे सँ एकटा सभसँ नीक मूर्तिकेँ अंतिम रूप देबएमे लागि गेल । केदार प्रसादजी बारीकीसँ ओहि मूर्तिकेँ निरीक्षण करैत, बिभूक दिमागमे हलचल चलि रहल छल - "हाँ आब तँ ई कोनो ने कोनो गल्ती बतेबे करता ।"

ततबामे केदार प्रसादजी अपन चुप्पीकेँ तोड़ैत बजलाह -"सुन्नर ! आइ तक बनाएल गेल मूर्ति सभमे सर्बश्रेष्ठ ।" कनीक काल चुप रहला बाद फेर -"मुदा।"

मुदा की? आब तँ बिभूक मोन बिफैर गेलै- "अबश्य कोनो ने कोनो कमी गनेता।"

केदार प्रसादजी अपन गपकेँ आगू बढ़ाबैत- "ई जँ एना रहितेए तँ आरो बेसी नीक, आ ई रंग जँ फलाँ फलाँ रहति तँ जबरदस्त होइते।"

नैन्हेटासँ जिनक गपकेँ मन्त्र मानि पूरा करैमे जि-जानसँ लागि जाइ छल आइ हुनक गपकेँ नहि पचा पएलक। बिफैर कए बाजि उठल - "रहै दियौ! अहाँकेँ तँ एनाहिते दोख निकालए अबैए, अपन बनेएल ढाकन बसनी तँ कियो एको टाकामे नहि किनैए आ हम केतबो नीक मूर्ति बना ली कोनो ने कोनो दोख अबश्य निकालि देब्।"

बिभूक गप सूनिते मातर केदार प्रसादजीक शांत मुद्रा भंग भए सोचनीए भऽ गेलनि । एकटा नमहर साँस लैत बिभूक पीठ ठोकैत बजलाह- "बस बेटा बस ! जहिया व्यक्तिकेँ अपन पूर्णताकेँ आभाष भऽ जाइ छैक ओकर बाद ओकर जीवनक विकास ओतहिए रुकि जाइ छैक। पूर्णताकेँ आभास दिमागक आगू बढ़ैक चेतनामे लकबा लगादै छैक।"

किछु छन चुप्प, दुनू गोटे शांत । बिभूक आँखिसँ नोर टघरैत जे आइ ई की कए लेलहुँ, ओकरा अपन गल्तीक ज्ञान भऽ गेलै । केदार प्रसादजी आगू - "हमर सपना छल जे हमर बेटा राजक आ देशक नहि वरण दुनियाँक सर्वश्रेष्ट मूर्तिकार बनत.....मुदा नहि । कोनो गप नहि हमराकेँ जनै छल ? कियो नहि । हमर बेटाकेँ पूरा राज जनैत अछि एकटा नीक मूर्तिकारकेँ रूपमे । हमरा लेल बड्ड पैघ गप अछि । मुदा हमर सपना ------- आब नहि पूरा होएत । ई कहि ओ ओहि कक्षसँ बाहर भऽ गेला ।

## कथाक विवेचना

कथाक पहिल पाराग्राफक बाद अबैत अछि- "माटिक बासनक जगह स्टील आ आन-आन धातु लेबए लागल।" आ ई देखिते हमरा मोन पड़ि गेल "जिगरी"- एकटा तेलुगु उपन्यासक अंग्रेजी रूपान्तरण ("जिगरी"- तेलुगु उपन्यास मूल लेखक पेडिण्ती अशोक कुमार आ अंग्रेजी अनुवाद "फ्रेण्ड्स फॉरएवर" नामसँ पी. जयलक्ष्मी द्वारा)। ओइमे भालू नचबैबला एकटा परिवारक चर्चा छै, भालु आ मनुक्खक दुनूक बीचमे जे लगाव छै तकर चर्चा छै। आ जखन सरकार ऐपर प्रतिबन्ध लगा देलकै तँ कोना ओइ गौण संस्कृतिक खाली स्मृति टा शेष रहि गेलै, कारण ओइ परिवारक पुनर्वास लेल बहुत रास सीमारेखा (राजनैतिक आ सांस्कृतिक) पार करऽ पड़लै।

## कथाक धनात्मक पक्ष

मुदा ऐ कथामे लेखक ऐ परिवर्तनकेँ नीक मोड़ देलन्हि। बेटा माटिक ढाकन-बसनीक बदलामे मूर्ति बनबय लगैत अछि। दोसर जे माटिक बासन बनेबापर सरकार कोनो प्रतिबन्ध नै लगेलकै, उनटे अहाँकेँ मोन हएत जे रेलगाड़ीमे माटिक कुल्हड़मे चाह बेचबाक आ ओइमे पीबाक फैशन छै, सरकार ओइमे मदति केलकै। मुदा ओइ गौण संस्कृतिक स्मृति तँ हमरो अछि, अहूँकेँ हएत आ कथाकारोकेँ छन्हि। मुदा ओ ऐ कथाकेँ आगाँ लऽ गेलाह आ लोककथाक सन्दर्भसँ जोड़लन्हि जइमे नैतिक उपदेश बाल साहित्यक उद्देश्य रहैत छै। अहाँकेँ मोन हएत शिवशंकर श्रीनिवासक "पण्डित ओ हुनक पुत्र"(मिथिलाक लोककथापर आधारित बालकथा), जे विदेहमे ई-प्रकाशित भेल आ संकलित भेल विदेह:सदेह ४ मे (पृ. १३८-१४१) आ उपलब्ध अछि विदेह पेटारमे ऐ लिंकपर http://videha.co.in/new_page_89.htm मुदा

श्रीनिवास जीक बालकथा घोषित रूपमे लोककथापर आधारित अछि, मुदा "माटिक बासन" केर अन्तिम भाग मात्र लोककथासँ प्रेरित अछि आ गौण-संस्कृतिक आधुनिकीकरणक प्रयासक ऐ कथाक उद्देश्य नै अछि, उद्देश्य वएह श्रीनिवासजी बला अछि, ओ लोककथाक पुनर्लेखनक माध्यमसँ केलन्हि आ जगदानन्द जी गौण-संस्कृतिक आधुनिककरणक प्रयास मध्य मूल कथा-प्लॉट छोड़ि वएह टॉपिक आगाँ बढ़ेलन्हि।

कथाक ऋणात्मक पक्ष

जगदानन्द जीक बाल-उपन्यासक हम चर्चा पहिनहियो केने छी, आ ओ छी हुनकर "चोनहा"।

विदेहमे जगदानन्द झा "मनु"क एकटा दीर्घ बाल कथा कहि लिअ बा उपन्यास प्रकाशित भेल, नाम छल चोनहा। बादमे ई रचना विदेह:सदेह ९ (विदेह शिशु उत्सव पृ. १०९-१२६) मे संकलित भेल, आ उपलब्ध अछि विदेह पेटारमे ऐ लिंकपर http://videha.co.in/new_page_89.htm ई रचना बाल मनोविज्ञानपर आधारित मैथिलीक पहिल रचना छी, मैथिली बाल साहित्य कोना लिखी तकर ट्रेनिंग कोर्समे ऐ उपन्यासकेँ राखल जेबाक चाही। कोना मॉडर्न उपन्यास आगाँ बढ़ै छै, स्टेप बाइ स्टेप आ सेहो बाल उपन्यास। पढ़बे टा करू से आग्रह।

मुदा "माटिक बासन"मे जगदानन्द जी निराश केलन्हि, हुनकासँ हमरा चाही छल पेडिण्ती अशोक कुमारक "जिगरी" सन बौस्तु मुदा भेटल साधारण सन शिवशंकर श्रीनिवासक "पण्डित ओ हुनक पुत्र"।

ई सत्य जे "माटिक बासन" बाल बीहनि-कथा अछि, मुदा जकरा लग प्लॉट रहतै-

"माटिक बासनक जगह स्टील आ आन-आन धातु लेबए लागल।"-

से ओइ कथाक अन्त करथि-

"मुदा हमर सपना ------- आब नहि पूरा होएत । ई कहि ओ ओहि कक्षसँ बाहर भऽ गेला ।"

ई हमरा स्वीकार्य नै। आ तेँ एकटा अद्भुत प्लॉट एकटा नीक मुदा मेडियोकर कथा बनि कऽ रहि गेल।

विश्लेषण

ऐ कथाकेँ विस्तृत करबाक आवश्यकता अछि, शब्दमे विस्तारो दऽ कऽ ई भऽ सकैए, आ अही शब्द-संख्याक अन्तर्गत रहि कऽ कथ्यकेँ विस्तार देल जा सकैए। मुदा लक्ष्यसँ जेना ओ भटकि गेला- "माटिक बासनक जगह स्टील आ आन-आन धातु लेबए लागल।" केँ विस्तार नै दऽ सकला से "चोनहा"क लेखकसँ हम आशा नै केने छलौं। ऐ कथाक पुनर्लेखन लेखककेँ करैए पड़तन्हि आ तइमे ई बीहनि कथा रहत बा लघुकथा बा दीर्घकथा बा उपन्यासो बनि जायत।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.३.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ५)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग में बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन

### अग्नि शिखा (भाग - ५)

मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण/ मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण

पूर्व कथा

महर्षि अत्रि राजा पुरूरवा के हुनक जन्म जन्मान्तरक कथा सुना रहल छथि ।

आब आगू

सुधर्मा नामक एक बहुत धनिक व्यापारी जे अत्यंत गुणवान एवं विद्वान रहथि, हुनक निवास मद्रदेशक शाकल नामक उत्तम नगर में रहनि। एक बेर ओ व्यापार करई हेतु अपन सँपूर्ण संपत्ति लगा बहुत रास समान कीनि सुराष्ट्र दिशि विदा भेलाह। मरुभूमि में भयंकर डाकू सब हुनका पर आक्रमण कय हुनक समस्त मूल्यवान वस्तु छीन लेलक। ओ घायल अवस्था में कोनहुना अपन प्राण बचा भूखल-पियासल शूरसेन नामक सुंदर देश में पहुंचि गेलाह।

ओ कठिन परिश्रम कऽ पुनः धन अर्जन केलथि। एक ब्राम्हण के परामर्श पर ओ श्रावण द्वादशीक व्रत करै लगलाह। ई व्रत करिते-करिते ओ आयु पूर्ण भेला पर मृत्यु के प्राप्त भेलाह। अपन पुण्य के फल स्वरूप हुनका गंधर्व लोक के प्राप्ति भेलनि। पुण्य क्षीण भेला पर हुनक जन्म पुनः मानव योनि में भेल। एहि जन्म में ओ शाकलपुरीक सम्राट भेलाह। पूर्व अभ्यास वश ओ एहि जन्म में सेहो श्रावण द्वादशीक व्रत करय लगलाह। पुनः मृत्यु उपरांत ओ स्वर्ग लोक गेलाह। ओतय बहुत दिन तक रहला उपरांत पुनः मृत्यु लोक में क्षत्रिय कुल में जन्म भेलनि।

क्षत्रियोचित कार्यक धर्म पूर्वक पालन करैत ओ बहुत रास दान-पुण्य केलाह। ओ गाय'क अपहरण करै बला शत्रु सँऽ युद्ध करैत आ गायक रक्षा करैत मृत्यु के प्राप्त भेलाह। एकर फल स्वरुप हुनका स्वर्ग लोकक प्राप्ति भेलनि।

पुनः पुण्य क्षीण भेला पर ओ मृत्युलोक में शाकल देश में ब्राह्मण के रूप में जन्म लेलाह। ओ ब्राह्मण अपन जीवन में संपूर्ण शास्त्र के अध्ययन कैलथि मुदा हुनका ब्राह्मण वृत्ति पसंद नहीं रहैन्हि। एहि कारण राज्य प्राप्तिक कामना सँऽ ओ द्वादशी तिथि के उपवास कय

भगवान विष्णुक आराधना करय लगलाह । एक बेर ओ व्रत के क्रम में अपन पूरा शरीर में तेल लगा कs स्नान कs लेलथि । एहि कारण ओ भगवान विष्णुक कोप भाजन बनलथि ।

एहि बेर मृत्युक उपरान्त ओ पुनः ब्राह्मण कुल में जन्म ग्रहण केलथि । एहि जन्म में हुनक नाम परलैन्हि पुरूरवा । अपन पूर्व जन्म के व्रतक महात्म्य सँs ओ मद्रदेशक निष्कंटक राज्य प्राप्त केलैन्ह । परंच हुनक रूप अत्यंत विद्रूप रहैन्हि ।

अत्यन्त सुंदरी ब्राम्हण कन्या सँs हुनक विवाह भेल मुदा हुनक विवाहिता स्त्री रूप हीनता के कारणे सदिखन हुनका तिरस्कृत करैत छलीह । एक कुशल प्रशासक होइतहुँ प्रजा जन के अनुराग हुनका प्रति ओहन नहि रहैन्हि ।

एहि सब सँ खिन्न भय ओ राज्य भार अपन मंत्री सभ के सौंपि स्वयं हिमालय पर्वत दिस प्रस्थान केला आ अत्रि मुनिक आश्रमक समीप समाधिस्थ भs गेलाह ।

नियम पूर्वक भगवान विष्णुक आराधना एवं तपश्चर्या करैत ओ अपन समय व्यतीत करय लगलाह । फल स्वरूप हुनका अद्भुत पराक्रम, कुशल सम्राट,इंद्र कँ अर्धासनक प्राप्ति एवँ अनुपम सुंदरताक वरदान भेटलैन्हि ।

वैह पुरुरवा मृत्यु उपरांत एहि पुरुरवाक (अहाँक) रूप में पुनः जन्म ग्रहण केलैन्हि । अपन पूर्व जन्म में तs वरदानक उपभोग ओ नहि कs सकलाह मुदा वर्तमान जन्म में ओहि वरदानक उपयोग अहाँ कs सकब ।

महर्षि अत्रि कँ कथाक पीयूष प्रवाह समाप्त भय चुकल छल । पुरूरवा आत्मविस्मृत सन अपन जन्म जन्मांतरक जीवन वृत्त कँ झांकी देखैत रहलैथ । जखन ऋषिक अधरोष्ठक कम्पन ठहरल तखन पुरूरवा कँ

अपन स्थितिक ज्ञान भेलैन्हि ।

ओ गंभीर स्वर में आदर पूर्वक ऋषि के धन्यवाद ज्ञापन केलैथि । महर्षि किछु क्षण उपरांत पुनः बजलाह -

"पुत्र कतेक जन्म में अहाँ सम्राट रहलहुँ, अहाँकेँ कुशल शासक होयबाक वरदान सेहो प्राप्त अछि । आब अहाँ व्यर्थ अकुशलताक बहाना जूनि करू । अहाँ अपन स्थिति के बूझू आ राज्य संचालन में रूचि लिय । अहाँ देखब हमर बात पूर्ण सत्य होयत । हम अहाँक अकर्मण्यताक कारण विस्मित रही ताहि सौं अहाँ केँ सभ बात बतबै लेल हमरा आबय परल"|

"जन्म-जन्मांतरक अभ्यास वश जीव आहार, निद्रा एवं मैथुन कार्य बिना केकरो बतौनहि संपादित करैत अछि । भय, शोक, प्रसन्नता इत्यादि भावनाक तरंग में बहैत अछि । पूर्व जन्म में अर्जित उत्कृष्ट गुण एवं पुण्य केँ फल स्वरूप भावी जन्म में ओकर उपयोग कS सकैत अछि । परंच कोन गुण ओ पूर्व जन्म में संचित केने छल । एकर जानकारी भावी जन्म में व्यवहार में आनहि उपरान्त ज्ञात भS सकैत अछि । जेहि कार्य एवँ गुण में ओ अपना केँ निपुण व सुयोग्य बुझैत छैथ, बूझक चाही जे ओ हुनक पूर्व जन्म के संचित गुण एवं कृत कार्य छैन्ह"|

नृपति पुरूरवा बारंबार महर्षि अत्रि के चरण कमल के स्पर्श करैत हुनक चरण धूलि अपन मस्तक पर लगबैत प्रेमाश्रु बहबैत रहलैथ । हुनक मुख पर प्रसन्नता एवं नयन में अश्रु भरल छलैन्ह । ओ महर्षि सँ कहलैथ - "ऋषिवर, अपनेक कृपा सँS हम अपना के चीन्ह गेलहुँ । आई सँS हम उत्कृष्ट कर्म के द्वारा त्रिलोक में प्रसिद्धि प्राप्त करब । आब हमरा मोन में अपन माता-पिताक प्रति कनिको रोष नहि रहल । आब हम अकर्मण्य नहि रहब"|

प्रसन्नता व्यक्त करैत महर्षि अत्रि प्रस्थान करै लेल व्यग्र भेलाह । पुरूरवा हुनका ससम्मान सम्मान विदा केलखिन ।

ऋषि के जाए के बाद पुरूरवा राज सिंहासन पर बैसि अपन सभासद ओ मंत्री गण सँs विस्तृत विचार विमर्श करs लगलाह । ताहि उपरांत ओ अश्वमेध यज्ञ करवाक घोषणा केलैन्ह ।

(अनुवर्तते)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.४.प्रणव कुमार झा- भगवान हमरा गरीब किए बनेलौं !

प्रणव कुमार झा

भगवान हमरा गरीब किए बनेलौं ! (मैथिली खिस्सा)

एकटा गाम मे दू टा ब्राह्मण रहै छलाह; दुखमुख झा आ सुखमुख झा। दुनू दियाद छलाह मुदा एकटा गरीब त दोसार सुखी सम्पन्न। गरीब ब्राह्मण अपन सुखी-सम्पन्न दियाद कें देख के सदिखन जड़ैत रहै छलाह आ भगवान कें कोसैत रहै छलाह जे "हे भगवान हमरा गरीब किएक बनेलौं आ एकरा एत्तेक धन-संपईत देलिऐ !"
एकदिन भगवान हुनकर बात सुनि लेलखिन आ सम्पन्न ब्राह्मण के संपईत पर बज्र खसा देलखिन। आब दुनू दियाद गरीब भ गेल छलाह। बराबर के औकात बला। भगवान दुनू कें दस टा पठरू(बकरी के बच्चा) द क दुखमुख झा से कहलखिन जे देखह आब हम तोहर गोहार मानि लेलीयह आ आब तोहर दियादो गरीब भ गेल छथुन। हम दुनू कें 10-10 टा पठरू द रहल छिय जीवन यापन लेल। एकदम बराबर-बराबर। तखन आब हमरा से फेर शिकायत नई करिह जे हम देब मे दूनैति केलहु अछि।

सम्पन्न ब्राह्मण जे आब गरीब भ गेल छल बहुत दुखी भेल। मुदा नियति मानि के भगवान के देल 10 टा पठरू ल क सोचय लागल जे आब आगा की कैल जाय। ओ 10 टा मे से 2 टा पठरू दू हजार रुपे के भाव से बेच देलक ओय से जे पाई भेटल ओकरा से परिवार के न्यूनतम जरूरत पूरा करय के प्रयत्न करय लागल आ आठ टा पठरू कँ पोसय लागल। ओकर धिया-पूता जे प्राइवेट स्कूल मे पढ़ई छल तकर नाम कटि गेलई मुदा ओ धियापुता कँ पढ़ेनाई नै छोड़ौलक अपितु सरकारी स्कूल मे ओकरा सब कँ नाम लिखा पढ़ेनाई चालू राखलक।

एमहर गरीब ब्राह्मण मनोरथ पूर्ण भेलो पर (दियाद्क संपईत खाक भ जाय के) खुश नै छल। ओ भगवान कँ फेर कोसय लगलाह: "ईह! भगवानों बड़ड घाघ छईथ ओकर संपईत पर बज्र भले खसा देलाह मुदा हमरा धनिक बनेनाइ नै भेलइन। देबहे के छलइन त ई नै जे सोना-असर्फी दितथिन, देलाह की त 10 टा पठरू। बुझु त, एकर हम की करब! हुंह।"

"लाल बौआ त पठरू पोसता, किए ने अपनो सब पोसी" ब्राह्मण के कनियाँ बजली।

"धुर जाउ ओ त पतीत अछि, किछु क सकई ये, ब्राह्मण भ क कहीं छगर-पाठी पोसी! राम राम राम"

अस्तु, ई विप्र सभटा पाठा दू हजार टाका के दर से बीस हजार टाका मे बेच देलाह, आ ओई पाई से किछ दिन छहर-महर केलाह।

किछु मास बितला पर बाजार मे खस्सी के मांग बढ़ल, रेट चढ़ल।

सुखमुख झा के पाठा सब बढि के दनदना रहल छल। ओ आठो खस्सी के दस हजार के भाव से अस्सी हजार टाका मे बेचलाह। आब हिनका लग किछु पाई आबि गेल छल। मुदा ओ ई पाई मे से चालीस हजार टाका के चालीस टा पठरू कीनि लेलाह। दस हजार टाका खर्च क के पठरू सब के राखS लेल एकटा ढंगक बथान बनेलाह। दस हजार टाका बकरी-पालन के लेल भविष्य मे होबय बला खर्च लेल राखलाह। आ बचल बीस हजार टाका घरक आवश्यक खर्च लेल राखलाह।

ई देख पहिल विप्र के कनियाँ के सेहनता भेलइन जे एह अपनो सब एहिना करितौ!

विप्र बजला जे भगवान एहन अवसरो दितथीन तखने ने। खाय लेल त आब पाई ने भ रहल अछि। कहुना पूजा-पाठ आ भोज-भात के बले जिनगी घिचा रहल अछि। छोड़ू ई सब बात। मुदा हुनकर कनिया भगवान के नेहउरा केलीह त भगवान प्रसन्न भ क एक बेर फेर ओकरा 10 टा पठरू देलखिन।

दुखमुख झा ऐ बेर मोन मारि ओकरा सबकेँ पोसय लगलाह। मुदा हुनका घर मे सब आलसी लोक। आ माल-जाल पोसय मे त पचीस तरहक झंझट रहिते छैक। जा समय से घास-पात दाना-पानी नै हेतई ता माल-जाल कोना केँ पोसेतई! पठरू सब के देख-रेख मे दिक्कत होबय लागल आ एकरे ल क छोट-छोट बात पर घर मे महाभारत सेहो होबय लागल। एक दिन विप्र खौझा के बजलाह जे "हम पहिनेहे कहने रही जे ई सब अधलाह काज कहीं ब्राह्मण करई! जहिया से ई छगर-पाठी पोसय के काज शुरू भेल घर मे अशांति

आ कलह आबि गेल अछि। आब बहुत भ गेल। बेस आब हम एकरा सब कँ उपटाए देब।" बस विप्र दसू पाठा के चालीस हजार टाका मे बेच एलखिन। आ जे टाका भेटल तै से फेर परिवार चलाब लगलखिन।

एमहर सीजन आबई तक सुखमुख झा के खस्सी सब पईघ आ खूब गुदगर भ गेल छल, यद्यपि हुनकर दू टा पठरू बीमार भ के खराब भ गेल छल। समय एला पर ओ चारि लाख टाका मे एकर सौदा केलाह। ऐ बेर सुखमुख झा सवा लाख टाका खर्च क के सौ टा पाठा आ चारि टा बकरी किनला। पचास हजार टाका खर्च क के दू टा आरो बथान बनेला आ काज मे सहयोग के लेल दू टा छौरा काज पर राखि लेलाह। एक लाख टाका छौरा सब के दरमाहा आ छागर-पाठी के पोसय मे भविष्य मे आबय बला खर्च के लेल राखि लेलखिन। पचीस हजार टाका से कनियाँ लेल किछ गहना किनला आ धिया-पूता लेल नव कपड़ा। बाँकि के डेढ़ लाख परिवार के खर्च आ बेर-कुबेर के लेल उपयोग केलाह। ओ एखनो आपण धिया-पूता के पढ़ाई चालू रखने छलाह।

एहिना समय बीतय लागल। ऐ बेर छौरा सब के लापरवाही आ प्रतिकूल मौसम के कारण सुखमुख झा के दस टा पाठा खराब भ गेल छलई। मुदा तखनो सुखमुख झा ऐ साल नौ लाख टाका के कारोबार केलाह आ तीन सीजन से बकरी पालन करैत-करैत अपन अनुभव से ऐ काज के लेल बहुत किछ कौशल सीखि नेने छलाह। आब छौरो सब के ठीक-ठाक ट्रेन क रहल छलाह। ऐ बेरक टर्न ओवर मे से ओ चारि लाख टाका बिजनेस कैपिटल के मद मे द

देने छलखिन आ पाँच लाख टाका परिवार के मद मे। अपन घर के ठीक ठाक करेलाह। रंग-ढ़ोर करेलाह। धियापुता के सोनपुर मेला आ काबर झील सेहो घूमेलखिन। ऐ तरहे सुख एकबेर फेर सुखमुख झा के दुआरि पर घूरि आयल छल।

किछुए साल मे सुखमुख झा फेर से सुखी-सम्पन्न भ गेल छलाह। आब हुनका लग बड़का टा बकरी फार्म छल जै मे कईएक टा लोक नौकरी क रहल छल। फेर से नीक घर, गाड़ी सब भ गेलइन।

एमहर दुखमुख झा के एखानो गरीबी घेरने छलइन। धिया-पूता के सेहो ईस्कूल छोड़ा के अपना संगे जजमानी करय आ भोज खाय मे लगेने छलाह। अपने आ की बच्चे सब के कमसेकम ढंग से संस्कृत आ कर्म-कांड सब आबितईन तखन ने यजमानियों ढंग से चलतइन, आ नै कहियो एकरा खातिर प्रयास केलाह, नै धिये-पूता के निक शिक्षा देलखिन। कहुना दिन काटि रहल छलाह, आ पुनश्च पुनश्च भगवान के कोसै छलाह जे "भगवान हमरा गरीब किए बनेलौं !"

ऐ रचनापर अपन तव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.५.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १०म खेप

रबीन्द्र नारायण मिश्र

मातृभूमि (उपन्यास)- १०म खेप

१०

आरती समाप्त होइतहि आचार्यआश्रममे जयन्तक कोठरी दिस गेलाह। जयन्तक किछु अता-पता नहि छल । आश्रमक सभ समान यथाबते छल । मुदा जयन्तक स्वलिखित शोधग्रंथ नहि छल। आचार्यजीकेँ आब विश्वास भए गेलनि जे जयन्त शारदाकुंज छोड़ि गेलाह।
"मुदा ओ जाइतकाल भेंट तँ कए सकैत छलाह, बिना किछुकहने चलि गेलाह ।" मोने -मोन से सोचि ओ बहुत दुखी छलाह । एतबहिमे एकटा शिष्य दौड़ल आएल-
"आचार्यवर!"
"की बात छैक, बहुत अपसियाँत लागि रहल छह?"
"बहुत गड़बड़ भए गेल.... ।"
" साफ-साफ किएक नहि बजैत छह?"
"हम सभ अखने नदीमे स्नान करए गेल रही । ओहिठाम तीन-चारिटा लठैतकेँ जयन्तकेँ गोलिओने देखलिऐक। हम सभ हुनका बचेबाक प्रयासो केलहुँ । मुदा ओ सभ बलिष्ठ आ अस्त्र-शस्त्रसँ लएस छल

। हम सभ जान बचा कए भागि गेलहुँ ।"

ई बात सुनि आचार्य बहुत चिंतामे पड़ि गेलाह । कनीकाल सोच-विचार केलथि। फेर कहैत छथि-

"लगैत अछि लठैत सभ जयन्तक अपहरण कए लेलक । हुनकर प्राण संकटमे अछि । कालीकान्तकेँ तुरंत सूचित करबाक चाही । ओएह किछु कए सकैत अछि ।"

आचार्यक आज्ञानुसार हुनकर तीनू शिष्य कालीकान्तक ओहिठाम पहुँचि गेलाह । ताबे कालीकान्त महादेवक दर्शनक हेतु मंदिर चलि गेल रहथि । शिष्यलोकनिकेँ उत्तेजित देखि गौरी पुछलखिन-

"अहाँसभ बहुत परेसान लागि रहल छी । किछु विशेष बात छैक की?"

"हमसभ आचार्यजीक आदेशानुसार कालीकान्तसँ भेंट कए हुनका आचार्यक समाद देबए चाहैत छी ।"

"मुदा कालीकान्त तँ पूजा करबाक हेतु मंदिर गेल छथि आ हुनका वापस अएबामे किछु समय लागत ।"

"ताबे तँ अनर्थ भए जाएत ।"

"से की?"

शिष्यलोकनि सभटा बात हुनका कहलखिन । गौरी तुरंत कालीकान्तसँ भेंटकरबाक हेतु मंदिर दिस बिदा भेलीह। संयोग छल जे कालीकान्त पूजा कए वापस आबि रहल छलाह । दुनू गोटेक भेंट त्रिकुट भवनक मुख्यद्वारे लग भेलनि । आचार्यजीक शिष्य सभ सेहो हुनक संगे रहथि । गौरीसभटा बात कालीकान्तकेँ कहलखिन। कालीकान्त ई बात सुनितहि तामस सँ आगि भए गेलाह।

"सएह कहू। लठैत सभक ई साहस? ओकर सभक अंत आब लगीच लगैत अछि ।"

कालीकान्त तुरंत सदल-बल बिदा भेलाह । हुनका अबैत देखि लठैत सभ इएह- ले, ओएह- ले जान लए भागल। जयन्तकेँ ठामहि कुहरैत छोड़ि देलक। जाइत-जाइत हुनकर बामा पैरमे जोरसँ धक्का मारलक जाहिसँ ओ चित्ते भरे खसलाह। ताबे कालीकान्त आ हुनकर सिपहसलार सभ आबि गेल छलाह। ओ सभ जयन्तकेँ ऊठेबाक प्रयास केलक मुदा ओ तँ दर्दसँ परेसान छलाह, पैर उठने ने उठि रहल छल। बैद बजाओल गेलाह। जयन्तक हालत देखि बैदजी बजलाह- "लगैत अछि हिनकर पैरक हड्डी टुटि गेलनि अछि। हिनका हमर आरोग्यशालामे लए चलू। ओतहि हिनकर शल्य चिकित्सा करए पड़तनि तखने ई ठीक भए सकताह।"

बैदजीक बात के काटैत? एमहर जयन्त दर्दसँ बफारि तोड़ि रहल छलाह। कहुना कए उठा-पुठा कए हुनका बैदजीक आरोग्यशाला आनल गेल। ओहि ठाम दस दिन धरि हुनकर इलाज चलल। जयन्त ठीक तँ भए गेलाह मुदा हुनकर बामा पैर अखनहु नङराइते छलनि। बैदजीक कहब जे क्रमशः ठीक भए जेतनि, मुदा किछु समय लगतनि। कालीकान्त, आचार्य आशारदाकुंज समस्त शिष्य गण एहीसँ प्रसन्न रहथि जे चलू हिनकर जान तँ बाँचल ।

"सही कहलहुँ श्रीमान! जँ अपने समयपर ठाढ़ नहि होइतहुँ तँ कहि नहि लठैतसँ हिनकर की हाल करैत?"

"मुदा लठैत सभ एना केलक किएक?"- कालीकान्त पुछलखिन।

ताबे जयन्त उठि कए बैसि गेल रहथि। हुनका तुरंत अपन शोधग्रंथ ध्यान आएल। ओएमहर-ओमहर देखैत छथि। किछु ताकि रहल छथि । फेर चिंतित स्वरमे बजैत छथि-

"हमर शोध ग्रंथ कतहु नहि देखा रहल अछि?"- से सुनितहि आचार्य सन्न रहि गेलाह। कतेको सालसँ जयन्तआचार्यक संगे एहि काजमे

लागल छलाह। हुनका लोकनिक शोध अंतिम चरणमे छल। ई बात केना-ने-केना लठैत सभकेँ पता लागि गेलैक। तकरे समाधान करबाक हेतु ओ सभ जयन्तक अपहरण करए आएल छल। जयन्त तँ बँचि गेलाह मुदा हुनकर शोध ग्रंथ लए जएबामे ओ सभ सफल रहल।

"अनर्थ भए गेल।"- आचार्य बजैत छथि।

आब ई स्पष्ट भए गेल छल जे लठैत लोकनिक उद्देश्य जयन्तक अपहरण करब नहि अपितु हुनकर शोधग्रंथकेँ छीनब छल।

"मुदा लठैत लोकनिकेँ एहि शोधग्रंथसँ की मतलब?"- आचार्य बजैत छथि।

"ई बात अपने सही कहि रहल छी। मुदा इहो तँ भए सकैत अछि जे केओ अपने लोक हुनका सभकेँ एहि काज करबाक हेतु पीठ ठोकने होथि।"- कालीकान्त बजलाह।

"ई बात तँ भए सकैत अछि। कारण जयन्तसँ इर्ष्या केनिहारक कमी नहि अछि।"

"से बात बुझितहुँ अपने हमरा नहि कहलहुँ? आखिर एहन महत्वपूर्ण शोधपत्रक रक्षाक दायित्व तँ हमरो सभक अछि कि नहि?"

"ई गलती तँ भेल। हम नहि सोचि सकलहुँ जे केओ एतेक नीचाँ जा सकैत छथि।"

"ई कलियुग छैक आचार्यवर! एहि बातकेँ नहि बिसरल जाए।"

हिनका लोकनिमे गप्प-सप्प चलिए रहल छल कि पुलिस एकटा लठैतकेँ कतहुसँ पकड़ने चलि आएल।

"इएह ओ व्यक्ति थिक।"- पुलिस बाजल।

"मुदा शोधग्रंथ कतए अछि?"- कालीकान्त पुछैत छथि।

ओहि लठैतकेँ किछु बाजले नहि होइक। इसारासँ किछु कहैत छल जेबुझले नहि जाइक।

"ई तँ बौक अछि। "- आचार्य बजैत छथि। "

"कोनो बात नहि। ई जेना-जेना इसारा करैत अछि, तेम्हरे चलू। साइत पता लागि जाए।"- कालीकान्त बजलाह। सभ गोटे ओहि लठैतक पाछा-पाछा बिदा भेलाह। ओ इसारा करैत गेल। जाइत-जाइत सभ गोटे त्रिकुट भवनक उतरबरिआ कातबाला गेटपर पहुँचि गेलाह।

"ई की देखि रहल छी?- कालीकान्त बजलाह। "हमहु किछु नहि सोचि पाबि रहल छी। ई तँ हमरा सभकेँ त्रिकुट भवनक लगीचमे लए अनलक। आब की होएत? कहि नहि के सभ एहि कुकाण्डमे सामिल छथि?"

ताबतेमे ज्योतिषीजी बहराइत छलाह। लठैत हुनका भरि पाँज पकड़लक।

"ई की कए रहलछैं?"- ज्योतिषीजी बजलाह। मुदा लठैत हुनका छोड़बे नहि करए। बात साफ भए गेल। थोड़बे कालमे शोधग्रंथ कालीकान्तक हाथमे आबि गेल। कालीकान्त हुनका तुरंत पुलिसकेँ सुनझा देलथि ।

"हद भए गेल। एहन षढ़यंत्र हम सोचिओ नहि सकैत छलहुँ।"- कालीकान्त बजलाह।

"शोधग्रंथ भेटि गेल सएह कोन कम?"- आचार्य बजलाह।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.गजेन्द्र ठाकुर- बीहनि कथा- अपन-अपन भाग्य



गजेन्द्र ठाकुर

बीहनि कथा- अपन-अपन भाग्य

हमर एकटा संगीक बेटा आ दोसर संगीक कनियाँमे गप भऽ रहल छलै आ हम आर.के. लक्ष्मणक "कॉमन मेन" जेकाँ बौक भेल सुनि रहल छलौं। अहाँकेँ ई कहि दी जे दुनू संगी बी.डी.यो. छलाह, पहिल जिनकर बेटा पात्र छथि से उत्तर प्रदेशमे पदस्थापित रहथि आ दोसर जिनकर कनियाँ पात्र छथि से बिहारमे पदस्थापित। गप पुरान छै, तखुनका गप छिऐ जखन बिहारमे झारखण्ड छल आ उत्तर प्रदेशमे उत्तराखण्ड। उत्तर प्रदेशमे ऑफिसरकेँ पनिशमेण्ट पोस्टिंगमे पहाड़पर पठाओल जाइत छलै जे भाग आब उत्तराखण्डमे छै।

मित्रक पुत्र- ओइ समय जनकल्याण सिंहक सांप्रदायिक सरकार रहै, हमर पिताकेँ पनिशमेण्ट पोस्टिंग कऽ देलकन्हि टिहरी पहाड़पर, सुक्खा-सुक्खीमे। मुदा बाबू, भाग्यमे पाइ लिखल छलै, आबि गेलै भूकम्प, पाइये-पाइ भऽ गेलै।

मित्रक पत्नी- सएह देखू, हिनकर पोस्टिंग कऽ देलकन्हि कुशेश्वर स्थान, सुनै छलिऐ डुमले रहै छै। मुदा ई जहियासँ गेलखिनहँ ने सुखारे एलै आ नहिये दहार। अपन-अपन भाग्य।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.७.गजेन्द्र ठाकुर- गढ़-नारिकेल उपन्यास-त्रयीक पहिल उपन्यास "सहस्त्रशीर्षा" क बाद दोसर उपन्यास- द ... फाइल्स



गढ़-नारिकेल उपन्यास-त्रयीक पहिल उपन्यास "सहस्त्रशीर्षा" क बाद दोसर उपन्यास

गजेन्द्र ठाकुर

द ........ फाइल्स

३

प्रभाकरण सुन्दरमक भाषण

"आदरणीय प्रधानमंत्री, वित्तमंत्री आ सलाहकार (वित्तीय) महोदय,

आइ भारत विश्व अर्थव्यवस्थामे अपन स्थान किए नै बना सकल अछि। किए हमरा सभक वृद्धि दर २-३ प्रतिशत मात्र अछि?

किए हमर सभक परियोजना शुरू तँ होइए मुदा पूर्ण नै होइए?

ऐ लेल हमरा लग किछु सुझाव अछि। पहिल जे आयकर, खास कऽ कॉरपोरेट टैक्सकेँ कम कयल जाय। दोसर सुझाव अछि जे शिक्षा आ ट्रेनिङपर बेशी खर्च कयल जाय। तेसर जे प्रोजेक्टक टेण्डर देलासँ पूर्व हमरा सभकेँ ऐ गपपर ध्यान देमऽ पड़त जे सभसँ कम पाइपर टेण्डर उठाबऽ बला लग ओइ प्रोजेक्टकेँ पूर्ण करबाक तकनीकी योग्यता छहियो बा नै।..."

तखने वित्तीय सलाहकार टोकि देलखिन्ह- "मुदा प्रभाकरण, से कोना सम्भव हएत, सतर्कता आयोगक यएह निर्देश छै जे सभसँ कम पाइबला टेण्डरकेँ प्रोजेक्ट देल जाय। जे अहाँ कहि रहल छी से हमर सभक हाथमे तँ अछिये नै।"

हमरा मुँहपर मुस्की आबि गेल। हम सभ यएह प्रश्न तँ चाहैत रही। आ एकर उत्तर सेहो तैयार केने रही।

"सएह तँ हम कहै छी। सभ सतर्कता आयोगसँ डेरायल अछि, तँ हम कोना आगाँ बढ़ब। हमरा सभकेँ सतर्कता आयोगसँ सलाह लऽ कऽ ऐ टेण्डर प्रक्रियाकेँ दू भागमे बाँटऽ पड़त।"

वित्तीय सलाहकार फेर हाथ उठेलथि मुदा प्रधानमंत्री इशारा कऽ देलखिन्ह।

आ जे भारतक नव आर्थिक नीति आबय बला छलै तकर निर्माण करैबला छल प्रभाकरण सुन्दरम, आ से हमर, माने गोप कुमारक फाइल पढ़ि कऽ।

दिन तेजीसँ बीतऽ लागल। द्विस्तरीय टेण्डरक परिभाषा, ई सुनिश्चित करत भारतक आर्थिक प्रगतिकेँ, ई सुनिश्चित करत जे जइ प्रोजेक्टक

शिलान्यास भेलै तकर पुनः शिलान्यास रंग ढौरि कऽ नै हेतै, वरन् तकर उद्घाटन हेतै। ई निर्धारित करत जे एकटा तेसर-पक्ष रहत जे प्रोजेक्टक तकनीकी पक्षक जाँच करत, माने ईंटा-गिट्टीबला ठिकेदार अलग आ दिमागी ठिकेदार अलग। आ तकर नाम हेतै कन्सल्टेन्सी फर्म। ओ ईंटा-गिट्टीबला ठिकेदारक भीतर नै काज करत वरन् ओकरा पाइ देतै सरकार। द्विस्तरीय टेण्डरमे दू तरहक टेण्डर भरऽ पड़तै सभकेँ, ई ईंटा-गिट्टीबला ठिकेदार सभ भरत, तकनीकी आ पाइबला। पहिने ओकर सभक तकनीकी टेण्डर खोलल जेतै, ई देखल जेतै जे ओकरा सभकेँ ओइ काजकेँ पूर्ण करबाक योग्यता आ समचा छैहो आकि नै। आ जँ से नै हेतै तँ ओतहिये ओकरा अयोग्य घोषित कऽ देल जेतै। आ तखन ओ कतबो कम पाइक द्विस्तरीय वित्तीय टेण्डर भरने हुअय, ओ खुजबे नै करत। तँ काज अपना नामसँ अलॉट करबा कऽ प्रोजेक्ट अधखड़ू छोड़बाक झमेले खतम। आ टेण्डर प्रक्रिया सतर्गता आयोगक निगरानीमे हएत से सतर्गता आयोगक डरो खतम।

अभियंत्रण कॉलेजमे प्रभाकरण सुन्दरमक भाषण शुरू भेलै, प्रशिक्षणपर जोर। किताबी ज्ञानक संग नव कन्सल्टेंसी फर्मक हिसाबसँ प्रायोगिक शिक्षण।

सरकार लग अभियंत्रण संस्थानक अभाव रहै, से कन्सल्टेंसी फर्मकेँ विदेशी अभियन्ता रखबाक अनुमति देल गेलै, आ सभ प्रोजेक्टमे एक लाख डॉलर सलाना विदेशी मुद्रा ऐ लेल खर्च कएल जा सकैत छल। निजी इंजीनियरिङ कॉलेजकेँ लाइसेंस देल गेलै। कम्प्यूटर साइंस आ सूचना प्रौद्योगिकीक सीट ऐ कॉलेज सभमे बढ़ा कऽ देल गेलै, जतऽ पहिनेसँ एकर पढ़ाइ होइ छलै ततऽ सीट बढ़ा देल गेलै।

जँ प्रधानमंत्री बुधियार हुअय, काजुल हुअय तँ शेरपा सभ स्वयं नियंत्रणमे आबि जाइत अछि।

(अनुवर्तते)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.१.राज किशोर मिश्र- सत ओ'झूठ



राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी

सत ओ' झूठ

दोख लगैत रहैत अछि झूठक,
सत पर बेर -बेर,
ग्रहण बाद, उगरास जेना ,
सत चमकय ओहिना, फेर।

मणि के मलिन कए सकैत अछि?

चढ़ाओल माटिक' लेप,
अयस् कनक की भए सकत ,
धोएल जाए कतबो खेप?

मोसकिल, कखनो होइत छै,
चिन्हब मिथ्या-कपट-भेष,
होइछ कठिन कतेको के,
जानब एहि के, बिनु लगने ठेस।

रचि षड्यंत्र, जाए चाहैत अछि ,
सत्तक' सात्विक गेह,
जोड़य जाइत अछि सत्य सँ,सँ
अशुद्ध नेत सँ, नेह।

मिझरेबाक कोशिश करैत अछि ,
चाहैत अछि, सत्यमे फँटा जा इ,
छल सँ सत्तक' स्वत्व पर,
सत्यक आखर सभ मेटा जाइ।

पर, सत्य क' चेन्ह होइत अछि ,
पाथर पर रेघा पाड़ल,
की झाँपल जा सकैत अछि ,
भास्कर इजोत जे बारल?

जखन धनुखसँ हो इत अछि ,
सत्य-वाण, संधान,
की झूठक मिथ्या-देह मे,

बाँचि पबैत अछि प्राण? ।

झूठक जाधरि जीवन रहैछ,
करैत अछि सत्य पर अत्याचार,
करैत अछि ओकर जड़ि खोध' लेल

दुरभि संधि ओ दुष्प्रचार।

झूठक अरुदा छोट बहुत,
मुदा, तंग करैछ भरि जीवन- काल,

जीत नहि सकैत अछि कहि ओ,
पर, रहए ने दैछ ककरो खुशहाल।

धोखा देब, फरेब करब,
झूठक इएह अछि काज,
नी क लो क के तंग करब
सँ, अबैछ ने कखनो बाज।
राखए, नहि चाहैत अछि सत,
मिथ्या सँ कोनो सरोकार,
ओकर नेऔँत -पिहान के,
कथमपि ने करैछ स्वीकार।

जरा दैत अछि झूठ के,
निकलल सत्य सँ धाह,

आगि क’ ताप पाबि कए,
जेना घमैत अछि लाह।

बहुत कठोर होइत अछि सत ,
आ, होइत अछि ई बड़ कड़ूगर,
एसगरे ठाढ़ रहैत अछि सदिखन,
चाही ने कोनो सोङर।

सत्य-सत्ता, अछि अटल,
आ, झूठ अछि क्षणभंगुर,
मिथ्या तन बाँचत कोना ?
मरत ’त’ झूठ जरूर।

जाहि सभा मे सत्य स्वयं हो ,
आएल हो झूठ, लड़ए लेल ढूसि,
झुकिए जाइत अछि सीस सभ झूठक ,
कतबो ने कि एक बैसल हो फूसि ।

चलैत छथि जे, सत धक’क’,
रहै छथि सदिखन ओ सकुशल,
मिथ्या-पथ पर चलए बला,
भाग्यो रहैत छै, ओकर रुसल।

काल-लेखनी सँ अछि लिखल,
सत्य, ब्रम्हांडक पटल पर,
सृष्टि ओ प्रलय, दून्‌ू काल मे,
ई, अमिट, अकाट्‌य, अटल, पर।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.२.गजेन्द्र ठाकुर- अजीगर्त अछि दुर्भिक्ष- ३-४


गजेन्द्र ठाकुर

अजीगर्त अछि दुर्भिक्ष

३

के छी ओ जे अहाँकेँ बड्ड मानैए?

कहियो सोझाँ तँ नै आयल,

अहीं तँ नै छी इहो आ उहो

जकर आइ काल्हि मनोचिकित्सक कहै छथि "सप्लिट पर्सनेलटी"

प्राश्निकसँ प्रश्न नै करू, फेर अहाँ कहब जे अहूँ हमहीं छी।

तँ सुनू

तीन सय गाय लेल अजीगर्त बेचि देलक शुनःशेपकेँ

ई कहब नै अछि सत्य।

देखू पहिने हरिश्चन्द्र मांगै छथि वरुणसँ पुत्र बलि देबा लेल

जखन बलि दऽ देता तँ मांगलन्हि किए?

आ वरुण दऽ कऽ घुरबऽ ले कहलन्हि किए?

खुजत रहस्य

पहिने १० दिन, फेर दाँत हेबा धरिक समय,

फेर दुद्धा दाँत खसबा धरिक, फेर नव दाँत हेबा धरिक।
मुदा शस्त्रधारी होएबा धरिक समय मांगलन्हि किए हरिश्चन्द्र आ
पलखति देलन्हि किए वरुण।
ई ओ खिस्सा नै जतऽ रोहितकेँ जरेबा लेल बिनु द्रव्यक
नै तैयार भेलाह हरिश्चन्द्र बनि डोमराज।
ई खिस्सा अछि रोहितकेँ शस्त्रधारी बनेबाक
ई खिस्सा अछि रोहितक निर्णयक
ओकर तीर-धनुष लऽ कऽ बोन जेबाक।
मुदा असल खेल तँ केलक शुनःशेप
ओ छल ने बापेक प्रिय ने मायेक प्रिय
से बिका गेल सय गायमे।
बान्हबा लेल सय गाय आर आ वध लेल सय गाय आर
मुदा तैयो मृत्युदण्ड तँ नहिये कहियौ एकरा,
ओ ने मायक प्रिय रहय आ ने बापक की ई रहै ओकर गलती?
आ दण्ड तँ गलतीये लेल देल जाइ छै।
तँ मृत्यु दण्ड तँ नहिये टा रहै। आ बलि?
नै बलि मे तँ इच्छा पूछल जाइ छै
अनिच्छुकक बलि तँ भइये नै सकैत अछि
आ तेँ ने बन्धन खुजैत गेलै शुनःशेपक
ई थोरबे छिऐ छागरक बलि,
घुरल इन्द्र पुरुषक रूपमे कहल,
जे मनुष्यक बीचमे रहने नीक सेहो अधलाह भऽ जाइए।
मुदा हरिश्चन्द्र बलि दऽ दितिऐ रोहितक
तखन ने ओ अधला होइतय
दुद्धा दाँत बला रोहितक होइतय बलि

ओकरा शस्त्रधारी बनलापर तँ बलि बिना इच्छाक
सम्भव नै छल।
से प्रश्न शुनःशेपक छल मुदा उत्तर रोहित लेल देलौं
शुनः शेपक कथा तँ अछि तपक,
आ जँ रहितय ओ मायक प्रिय पुत्र तँ
कऽ सकितय ओतेक तप।
ओकर तँ नै बलि देल जा सकैए
आ ने भेटि सकैए मृत्य्दण्ड।
मुदा ई खिस्सा पिहानी किए सुना रहल छी।
की अहूँक बलि क्यो मांगि रहल अछि।
हमहूँ करै छी प्रेम अहाँसँ, जखन अहाँ जागल रहै छी
कियो तमसा कऽ बाजत तँ हमहूँ नै करबै बरदास्त।
आ एकटा गप्प जे अहूँ कँ नै बूझल अछि से सुनू।
ओ जे सूतल अछि से जागि जाइत अछि अहाँक सुतलापर
आ सूति जाइत अछि हमरा उठा कऽ अहाँक जगलापर।
से कहू जे कहबाक अछि, कहऽ पड़त हमरेसँ।
कारण ओ तँ अहाँक सुतलेपर उठत।
आजीगीर्त भेल दुर्भिक्षक लक्षण
दुर्भिक्षेमे पुत्रहंता कियो बनि सकैए
से नै करियओ ओकरा आर बेशी कलंकित
ओहिना थू-थू भऽ रहल छै ओकर
४
मोन पाड़ैत रहि जाइ छी खिस्सा पिहानी
मुदा सभक सारांश अछि एक्केटा
कियो दोखी नै

आ सभ दोखी
सभटा चक्रचालि
सभटा प्रोग्रामिङ
अपनो नै बुझल अछि परिणाम
सालक साल बाद पुछै अछि सवाल हमरोसँ
हमहूँ अजीगर्त सन घोषित कएल जाइ छी दोषी
मुदा एकटा अहीं छी जे ओकरा घोषित केलहुँ दुर्भिक्ष
आ से जँ नै करितौं तँ हम टूटि जइतौं
हमरा विश्वास भऽ गेल अछि जे अहूँ छी
जे करै छी प्रेम हमरासँ

तखन सुनू
हम तँ बुझै छलौं जे अपना मोने काज कऽ रहल छी
आब बुझाइए जे हम तँ कऽ रहल छलौं प्रोग्रामिङ
किछु नीको बहार भेल
किछु वायरस सेहो तैयार भेल
अहाँ दुनू मुदा सङ रहलौं
ओकरासँ तँ सुतलेमे स्वप्नेमे भेँट होइए
मुदा अहाँ तँ छी जगलाक बादक सङी(अनुवर्तते)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.३.श्याम बिहारी मिश्र- बिहारक दल - बदलू सरकार

श्याम बिहारी मिश्र- वरिष्ठ लेखाकार, स्नातकोत्तर (वाणिज्य), राघोपुर, सकरी, दरभंगा, बिहार -847239, सम्प्रति - दिल्ली

बिहारक दल - बदलू सरकार

भाजपाक संग छोड़ि नीतीश बाबू ,
तेजस्वी कँ गला लगायल,
बनायल महागठबंधनक सरकार।
बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चा मे आयल दल-बदलू सरकार।।

शिक्षा व्यवस्था चौपट भेल अछि,
स्वास्थ्य सुधार केर नहिं अछि आस,
सत्ताधारीक सत्ताक अंधकारमे,
सपना केलक बिहारक विकास।
बिहारक राजनीतिमे बहल वयार,

फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

छात्र राज्यसँ बाहर जा आइ.आइ.टी. आ आइ.ए.एस. मे परचम लहराबथि,
अपन प्रतिभा आ कुशलताक दमपर दुनियाभरिमे नाम कमाबथि,
जँ रहैत व्यवस्था अपनहि घरमे,
किए जाय पड़ितय दूर-दराज,
बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

समय छल नालंदा आ विक्रमशिला केर नाम चलैत छल,
सम्पूर्ण विश्वमे बिहारक डंका बजैत छल,
शिक्षाक वास्ते ह्वेनसांग आ इत्सिंग अबैत छल,
महात्मा बुद्ध आ महावीर जनम लऽ बिहारक इतिहास रचैत छल
राजनीतिक दुष्प्रभाव जे सभ भेल बेकार।
बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

देशक पहिल गणतंत्र लिच्छवीक निर्माता अछि बिहार,
भारतक पहिल साम्राज्य मौर्यक सृजनकर्ता अछि बिहार,
दुनियाक सभसँ शक्तिशाली शासक सम्राट अशोक केर जन्मदाता अछि बिहार,
एतय आर्यभट्ट सन गणितज्ञ शून्यसँ परिचय करा दुनियाभरिमे बिहारक करौलनि जय-जयकार,
एतेक समृद्ध इतिहास रहितो बिहार भऽ रहल शर्मशार,

बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

दर-दर ठोकर खा रहल युवा बिहारमे,
पाबैक लेल अपन रोजगार,
बेर-बेर रोजगारक झाँसा दऽ चुनाव जीति कऽ,
सत्ताधारी सभ कऽ रहल अकुशल व्यवहार,
आब कतेक दिन सहैत रहब,
बेरोजगारी, स्वास्थ्य आ अशिक्षाक मार।
बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

समय आबि गेल अछि बदलाबक,
एक-एकटा वादा केर हिसाबक
समय रहिते एहिपर जनता करू विचार,
आब बढ़ल जा रहल अछि अत्याचार,
ठाम-ठाम भऽ रहल भ्रष्टाचार,
बिहारक राजनीतिमे बहल बयार,
फेर चर्चामे आयल दल-बदलू सरकार।।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.४.आशीष अनचिन्हार- २टा गजल

आशीष अनचिन्हार

२ टा गजल

१

खूब गरजैए सच केर दलाल
खूब ठहकैए सच केर दलाल

छै चानन अनकर आनन हुनकर
खूब चमकैए सच केर दलाल

केखनो एहन केखनो ओहन
खूब बदलैए सच केर दलाल

किछु भेटत तकरे प्रत्याशामे
खूब लिबलैए सच केर दलाल

अपने सच्चा अनका झुट्ठा कहि
खूब बिकलैए सच केर दलाल

सभ पाँतिमे 222-222-222 मात्राक्रम अछि। दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानल गेल अछि। ई बहरे मीर अछि।

२

पुछारी करा गेल हेतै
बुढ़ारी बना गेल हेतै

अचानक मिझा घूर भागल
जरूरे दगा गेल हेतै

कनी देखलहुँ बाट सरगक
दिबारी जरा गेल हेतै

अबैए गमक किछु अजीबे
कि सुइटर बुना गेल हेतै

विलंबित रहल ताल सभहक
कहीं द्रुत गबा गेल हेतै

सभ पाँतिमे 122-122-122 मात्राक्रम अछि (बहरे मुतकारिब मोसद्दस (तीन) सालिम वा बहरे मुतकारिब सालिम छहरुक्नी)।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।